-डॉ प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन'

***नूतन झा; गाम : बेल्हवार, मधुबनी, बिहार; जन्म तिथि : ५ दिसम्बर १९७६; शिक्षा - बी एस सी, कल्याण कॉलेज, भिलाई; एम एस सी, कॉर्पोरेटिव कॉलेज, जमशेदपुर; फैशन डिजाइनिंग, एन.आइ.एफ.डी., जमशेदपुर।"मैथिली भाषा आ' मैथिल संस्कृतिक प्रति आस्था आ' आदर हम्मर मोनमे बच्चेसँ बसल अछि। इंटरनेट पर तिरहुताक्षर लिपिक उपयोग देखि हम मैथिल संस्कृतिक उज्ज्वल भविष्यक हेतु अति आशान्वित छी।"***

रक्षाबन्धन

रक्षाबन्धन के पाबनि, जे भाई बहिनक पाबनि के रूपमे मानल गेल अछि, मिथिलामे मूलतथ अहि रूपमे नहि अछि लेकिन, देखा-देखीमे ई पाबनि मिथिलामे भाय- बहिनक पाबनिक रूपमे बहुप्रचलित भय गेल अछि।साओन पूर्णिमा दिन राखी भगवान-भगवती के अर्पित कऽ लोक में बान्हके प्रथा अपन सबहक राखी कहाइत अछि।स्त्री पुरुष के राखी बान्हैत छैथ आ' बदले में हुनका ओहि पुरुष सँ संकटमे रक्षाक वचन भेटैत छनि। एक मैथिल पुस्तकक अनुसारे राखी बान्ह बेरमे निम्न मंत्र पढ़ल जाइत अछि-

"येन बद्धोबली राजा दानवेन्द्र महाबल:।

तेनत्वां प्रातिबध्नामि रक्षे माचल माचल:॥

राखीक प्रथाके उत्पत्ति स सम्बन्धित अनेक कथा प्रचलित अछि।एक कथानुसार इन्द्रदेव वृत्र इन्द्र संग युद्ध केला जाहिसँ हुनका किछु हानि भेलनि। तखन हुनकर पत्नी हुनका राखी बन्हलखिन जकर बाद हुनका विजय भेटलैन।दोसर कथा प्रसिद्ध अछि द्रौपदी आ' कृष्णक।शिशुपालक बद्ध केलाक बाद कृष्ण भगवानक हाथ सँ रक्त बहय लगलैन त द्रौपदी के नहि रहल गेलैन ओ अपन आँचर सँ कपड़ा फाड़िक हुनकर हाथमे बाँधि देलखिन। भगवान हुन्कासँ ई उधार चुकाबऽ के वचन देलखिन।बादमे जखन छलसँ कौरव पाँडवक राजपाट छीन द्रौपदीके अपमानित करऽ चाहल त कृष्ण भगवानक कृपा सँ हुनकर सारी अनन्त भऽ गेल। तहिना जखन राक्षस राज बलि के भगवती लक्ष्मी राखी बान्हलाक बाद भगवान विष्णु के वापस मंगलखिन तऽ बलि के हुनकर आग्रह मानऽ पड़लैन।

अहि वर्ष राखी अर्थात् साओन पूर्णिमा १६ अगस्त, शनिदिन कऽ अछि।

**१०. संगीत शिक्षा-गजेन्द्र ठाकुर**

*रामाश्रय झा "रामरंग"*(१९२८- ) *विद्वान, वागयकार, शिक्षक आऽ मंच सम्पादक छथि।*

राग विद्यापति कल्याण- एकताल (विलम्बित)

मैथिली भाषामे श्री रामाश्रय झा "रामरंग" केर रचना।

स्थाई- कतेक कहब गुण अहांके सुवन गणेश विद्यापति विद्या गुण निधान।

अन्तरा- मिथिला कोकिला किर्ति पताका “रामरंग” अहां शिव भगत सुजान॥

स्थायी

- - रेगमंप गरेसा

ऽऽ क ते ऽऽ क क ऽ

रे सा (सा) निध निसा – रे निध प धनि सा सारे गरे  रेगमंओअ  - मं

ह ब ऽ ऽ ऽ गु न ऽ अ हां, ऽऽ के ऽ ऽ सुव नऽ ऽऽऽऽ ऽ ग

प प धनि धप धनिसां - - रें सां नि धप (प)ग रे सा रे गमंप ग रेसा

ने स विऽ द्याप ति ऽऽ ऽ ऽवि द्या गुन निधा न, क ते ऽऽऽ क, कऽ

अन्तरा

पप निध निसां सारें

मिथि लाऽ ऽऽ कोकि

सां – निसारेंगं रें सां  रें नि सांरे नि धप प (प) ग रेसा

लाऽ की ऽऽऽ ति प ता ऽ ऽऽ का ऽऽ रा म रं ग अ

रे सासा धनिप ध निसा  -सा रे गमंप  -ग  सारे सा,सा रेगमंप ग, रेसा

हां शिव भऽ, ग तऽ ऽसु जाऽऽऽ  ऽ ऽ न ऽ, क ते ऽऽऽ क,कऽ

*गंधार कोमल, मध्यम तीव्र, निषाद दुनू आऽ अन्य स्वर शुद्ध।

**११. बालानां कृते-**

बालानां कृते

१.नैका बनिजारा-गजेन्द्र ठाकुर

**२. देवीजी**: <u>**गरीबक सहायता- ज्योति झा चौधरी**</u>

१.नैका बनिजारा



चित्र: ज्योति झा चौधरी

नैका बनिजारा

शोभनायका छलाह एकटा वणिकपुत्र। हुनकर विवाह तिरहुतक कोनो स्थानमे बारी नाम्रा स्त्रीसँ भेल छलन्हि। शोभा द्विरागमन करबा कए कनियाँकेँ अनलन्हि, आऽ बिदा भए गेलाह मोरंगक हेतु व्यापार करबाक लेल। पत्नीक संग एको दिन नहि बिता सकल छलाह। रातिमे एकटा गाछक नीचाँमे जखन ओऽ राति बितेबाक लेल सुस्ता रहल छलाह, तखन हुनका एकटा ध्वनि सुनबामे अएलन्हि। एकटा डकहर अपन भार्याक संग ओहि गाछ पर रहैत छल। दुनू गोटे गप कए रहल छलाह, जे ओऽ राति बड़ शुभ छल आऽ ओहि दिन पत्नीक संग जे रहत तकरा बड्ड प्रतिभावान पुत्रक प्राप्ति होएतैक।

ई सुनतहि शोभा घर पहुँचि गेल भार्या लग। लोकोपवादसँ बचबाक लेल पत्नीकेँ अभिज्ञानस्वरूप एकटा औँठी दए देलन्हि आऽ चलि गेलाह मरंग। ओतए १२ बर्ख धरि व्यापार कएलन्हि, आऽ तेरहम बर्ख बिदा भेला घरक लेल।

एम्हर ओकर कनियाक बड़ दुर्गति भेलैक। ओऽ जखन गर्भवती भए गेलीह, सासु-ससुर घरसँ निकालि देलकन्हि हुनका। मुदा ओकर दिअर जकर नाम छल चतुरगन, ओकरा सभटा कथा बुझल छलैक। ओतए रहय लगलीह ओऽ। जखन शोभा घुरल तखन सभ रहस्य बुझलकैक आऽ सभ हँसी खुशी रहए लागल।

तब बारी रे कानय जार बेजारो कानै रे ना।

दुर्गा गे स्वामी के लैके कोहबर घर लेवा ने

केलही रे ना।

कोहबर घर से हमरो निकालियो देलकइ रे ना

दुर्गा गे केना बचबै अन्न-पानी बिन केना

रहबइ रे ना।

**२. देवीजी: गरीबक सहायता**



चित्र: ज्योति झा चौधरी

देवी_जी_: गरीबक_सहायता

एक बेर देवीजी विद्यालय आबि रहल छलीह तऽ द्वार लग हुनका एकटा चिनिया बदाम बेचऽवला  बड उदास देखेलनि। हुनका सऽ नहि रहल गेलनि। ओऽ ओकरा लग जा कऽ पुछलखिन " एहि उदासीक की कारण? जवाबमे जे सुनऽ भेटलनि ताहि सऽ हुनकर मोन क्षोभसँ भरि गेलनि।

हुनकर विद्यालयक किछु छात्र ओकरा सऽ चिनियाबदाम खरीदकऽ पाई नहि देलकै। अगिला दिन ओऽ खुमचावला ओहि बेईमान सभकेँ समान बेचऽ सँ मना कऽ देलक। ताहिसँ उकता कए बच्चा सभ आर उग्र भऽ गेल आर ओकरा सब समानकेँ लुटि पाटि कऽ छिड़िया देलक। ओऽ खुमचावला गरीब छल, ओकर बड नुक्सान भेलैक। ताहि लऽ कऽ ओऽ बड दुःखी छल।

देवीजी ओकरा प्रधानाध्यापक लग लऽ गेलखिन। प्रधानाध्यापककेँ सेहो अपन विद्यालयक बच्चा सबहक ई कुकर्म बड क्षोभित केलकनि। ओऽ देवीजी संगे मिलिकऽ उपद्रवी बच्चा सभकेँ अपन अभिभावक संगे बजेलखिन। सभ उपद्रवी बच्चा सभकेँ विद्यालयसँ निष्कासित  करबाक बात भेल। तहन बच्चा सभ माफी मॅगलक। देवीजी ओकरा सभकेँ बुझेलखिन जे गरीबी द्वारे ओऽ खुमचावला विद्यालय लग खुमचा लगाकऽ दू पाई कमाइत अछि जाहि सँ ओकर परिवार चलैत छ्ञ। एहि घटनासॅ ओकर बड हानि भेलैक। ओकरा खेनाइ पिनाइ तकक कष्ट भऽ गेलैक।

तखन बच्चा सभ अपन एहि गलतीक पश्चाताप करबाक विचार केलक। देवीजीक आज्ञा लऽ ओऽ सभ टूटल खुमचाक मरम्मति केलक आऽ चंदा जमाकऽ जतेक समान लुटने रहए तकरा कीनि लौटेलक। सभ कियो ई शपथ लेलक जे कहियो फेर एहेन काज नहि करत आऽ गरीबक यथासम्भव सहायता करत।

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

**१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।**

**कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।**

**करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥**

**करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।**

**२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-**

**दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।**

**दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥**

**दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।**

**३.सुतबाक काल-**

**रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।**

**शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥**

**जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।**

**४. नहेबाक समय-**

**गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।**

**नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥**

**हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।**

**५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।**

**वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥**

**समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।**

**६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।**

**पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥**

**जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।**

**७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।**

**कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥**

**अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।**

**८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी**

**उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।**

**सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः**

**जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥**

**९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।**

**अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥**

-------------------------------

१२. पञ्जी प्रबंध-गजेन्द्र ठाकुर

पञ्जी प्रबंध



पंजी-संग्राहक- श्री विद्यानंद झा पञ्जीकार (प्रसिद्ध मोहनजी)

***श्री विद्यानन्द झा पञीकार (प्रसिद्ध मोहनजी) जन्म-09.04.1957,पण्डुआ, ततैल, ककरौड़(मधुबनी), रशाढ़य(पूर्णिया), शिवनगर (अररिया) आ' सम्प्रति पूर्णिया। पिता लब्ध धौत पञ्जीशास्त्र मार्त्तण्ड पञ्जीकार मोदानन्द झा, शिवनगर, अररिया, पूर्णिया|पितामह-स्व. श्री भिखिया झा | पञ्जीशास्त्रक दस वर्ष धरि 1970 ई.सँ 1979 ई. धरि अध्ययन,32 वर्षक वयससँ पञ्जी-प्रबंधक संवर्द्धन आ' संरक्षणमे संल्गन। कृति- पञ्जी शाखा पुस्तकक लिप्यांतरण आ' संवर्द्धन- 800 पृष्ठसँ अधिक अंकन सहित। पञ्जी नगरमिक लिप्यान्तरण ओ' संवर्द्धन- लगभग 600 पृष्ठसँ ऊपर(तिरहुता लिपिसँ देवनागरी लिपिमे)। गुरु- पञ्जीकार मोदानन्द झा। गुरुक गुरु- पञ्जीकार भिखिया झा, पञ्जीकार निरसू झा प्रसिद्ध विश्वनाथ झा- सौराठ, पञ्जीकार लूटन झा, सौराठ। गुरुक शास्त्रार्थ परीक्षा- दरभंगा महाराज कुमार जीवेश्वर सिंहक यज्ञोपवीत संस्कारक अवसर पर महाराजाधिराज(दरभंगा) कामेश्वर सिंह द्वारा आयोजित परीक्षा-1937 ई. जाहिमे मौखिक परीक्षाक मुख्य परीक्षक म.म. डॉ. सर गंगानाथ झा छलाह।***

तृतीय छठि

कन्याक प्रपितामहक श्वसुरक – जेना माण्डर मूलक सिहौली मूलग्रामक १.रघुबर झा पुत्र २.फेकू झा तनिक जमाए ३.कंटीर झा, तनिक पुत्र ४.पीताम्बर झा तनिक पुत्र ५.शशिनाथ झा  ६.कन्या। एहि मध्य माण्डर सिहौली रघुवर झासँ कन्या छठि छथि

चारिम छठि- फेकू झाक श्वसुर- पाली महिषी मूलक हर्षी झा, यथा (१) हर्षी झा- (२)जामाता-फेकू झा (३) जामाता कंटीर झा (४)पुत्र-पीताम्बर (५) शशिनाथ (६) कन्या. एहि तरहेँ कन्या हर्षी झासँ छठम स्थानमे छथि तैय हेतु ई चारिम छठि भेल।

पाँचम छठि- कन्याक पितामहक श्वसुरक पितामहसँ कन्या छठम स्थान-जेना सकराढ़ी मूलक परहट मूलग्रामवाला (१) ब्रजनाथ झा (२) हुनक बालक हर्षनाथ झा (३) हिनक बालक सिद्धिनाथ झा (४) हिनक जमाय पीताम्बर झा (५) तनिक बालक शशिनाथ झा (६) हिनक कन्या- अस्तु, सकराढ़ी परहट ब्रजनाथ झा पाँचम छठि कहौताह।

(अनुवर्तते)

**१३. संस्कृत मिथिला –गजेन्द्र ठाकुर**

श्रीकर-

श्रीकर प्रथम मैथिल निबन्धकार छलाह। विज्ञानेश्वर, हरिनाथ, जीमूतवाहन चण्डेश्वर ठाकुर ई सभ श्रीकरक विचारक उल्लेख कएने छथि। श्रीकर एहि हिसाबसँ सातम शताब्दीक बुझना जाइत छथि।

श्रीकर याज्ञवल्क्य आऽ लक्ष्मीधरक बीचक सूत्र छथि। ओऽ कल्पतरु लिखलन्हि, जाहिमे १४ भाग छल, मुदा हुनकर कोनो कार्य एखन उपलब्ध नहि अछि।

श्रीकरक अनुसार आध्यात्मिक लाभ उत्तराधिकारक लेल आवश्यक अछि। चण्देश्वर ठाकुर अपन राजनीतिरत्नाकरमे श्रीकरक सिद्धांत ई सिद्धांत रखने छथि, जे गरीबक अधिकार राजा आऽ राज्यक सम्पत्तिमे छैक।

१४. पोथी समीक्षा



**श्री पंकज पराशर (१९७६- )। मोहनपुर, बलवाहाट चपराँव कोठी, सहरसा। प्रारम्भिक शिक्षासँ स्नातक धरि गाम आऽ सहरसामे। फेर पटना विश्वविद्यालयसँ एम.ए. हिन्दीमे प्रथम श्रेणीमे प्रथम स्थान। जे.एन.यू.,दिल्लीसँ एम.फिल.। जामिया मिलिया इस्लामियासँ टी.वी.पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। मैथिली आऽ हिन्दीक प्रतिष्ठित पत्रिका सभमे कविता, समीक्षा आऽ आलोचनात्मक निबंध प्रकाशित। अंग्रेजीसँ हिन्दीमे क्लॉद लेवी स्ट्रॉस, एबहार्ड फिशर, हकु शाह आ ब्रूस चैटविन आदिक शोध निबन्धक अनुवाद। 'गोवध और अंग्रेज' नामसँ एकटा स्वतंत्र पोथीक अंग्रेजीसँ अनुवाद। जनसत्तामे 'दुनिया मेरे आगे' स्तंभमे लेखन। पराशरजी एखन हिन्दी पत्रिका 'कादम्बिनी'मे वरिष्ठ कॉपी सम्पादक छथि।**

समयकेँ अकानैत

१९. रातिक तेसर पहरमे

गामसँ गेल लोक फेर नहि घुरल गाम

गाम आब दिनोमे लगैत अछि मसान

आऽ फेर असोथकित भेल ग्रामदेवता

टुकुर-टुकुर तकैत छथिन बाट

गामसँ भेल पलायनक टीस अछि ई पद्य।

२०.अन्हारक मुरुत

मुरुत ...

छोड़ि दैत अछि नियन्त्रण अपनो परसँ

---------------------------------------

--------------------------------------

मूर्तिपूजक एहि देशमे

मूर्तिक ई इतिहास बड़ पुरान अछि।

हमरा बुझने एहि पद्य संग्रहक ई सभसँ गंभीर आऽ नीक पद्य अछि। मुरुतक स्वप्नक पोटरी देखायब आऽ बिनु प्रकाशक अन्तहीन अन्धकार दिशि बढ़ैत जाएब। मुरुत करैत अछि परम्पराक परिक्रमा आऽ फेर फेंकि देल जाइत अछि घिनाएल डबड़ामे।

२१.मृत्युक बोझ

चारि वर्षक आँखिमे खचित बाबाक नोराएल आँखि

गामक अबाल-वृद्ध सबहक अँतड़ी सुखाएल लहास

श्राद्धक, भोज खयबाक उत्साहोसँ नहि मेटाएल

म्त्युक तांडव विभिन्न कारणसँ कविक हृदय रसहीन भए गेलन्हि स कविताक नीरस हैब उचिते छन्हि से कवि कहैत छथि।

२२. हमर बाट (अग्रज अफसर कवि रमेशजी लेल)

पोथीक बात उद्वेलित करैए से नीक बात

मुदा सुविधाभोगी जीवन कए की करबै

आऽ फेर-

चलबै हमरा संग

हमर बाट पर मीता?

२३.मनोहर पोथी

जकर शिक्षा नहि बना सकतै

ओकरा जीवनकेँ मनोहर

आऽ

कि हम बचा सकबै एकरा दुनूकेँ

एहि उदारवादी आ बाजारवादी बिहाड़िसँ?

२४. हे हमर पिता!

हमरा दिक् लगलासँ भुतियाइयो जाइ

आ

हम क' सकी पूर्ण

अहाँ अपूर्ण यात्रा

२५.माटि

माटि चूल्हिक लेल होइ कि कोठीक लेल

आऽ

मैञा माटि चीन्हैत छथिन

हम माटि नहि चीन्ह पबैत छी

२६.माटिक गाड़ी

उसरल अछि दिवारी थान

कतय भेटत आब

२७.पूर्वज

इतिहासक कोन चक्कीमे पिसा गेलाह

हमर पूर्वज

२८.रखैल

ओ ककर तकैत अछि बाट

२९.सर्वनाम

ठीक अछि सबटा वस्तु जात

आऽ

खेत जोतबाक लेल ट्रैक्टर अछि

बड़द पोसबाक जरूरति नहि रहल आब

तखन

शहरमे संज्ञाक संकट

गाममे सर्वनाम सन हालति

३०.कान्ह पर सवार बैताल

कमलाक कथामे मिलैत बलानक कथा

आऽ

कान्ह पर लदने चलि रहल छी विशाल प्रश्नवाचक जकाँ

३१.सवयंसँ संवाद

यक्ष्मासँ जर्जरित छाती

स्वयंसँ स्वादक बात आब

टारल नहि जा सकैए बेशी दिन

३२. छोट-छोट चीजक मादे एकालाप

पोथीक बीचमे राखल मोरक पंख

पद्य पढ़नहारकँ सेहो बहुत किछु मोर पाड़ि दैत छथिन्ह कवि।

३३. बीसम शताब्दीक श्वेतपत्र

पत्नी कहैत गेलि

वस्तु अबैत गेल

आऽ

हम पड़ल छी मृत्युशय्यापर

बीसम शताब्दी जकाँ

३४. द्विज

मूल ठामसँ उखड़ल लोक

कोना जमि जाइत अछि आन ठाम

बहिन गेल छलीह सासुर आ संग हमहूँ रही

सोचैत

कि बहीन रहि सकतीह एहि ठाम

३५.हम घर कोना घुरब

कुहरैत छी मुक्तिक लेल

के करत हमरा मुक्त

३६. कुरुक्षेत्र

नागा आ कूकीक संघर्ष बढ़ले जा रहल अछि

आऽ

टाकाक रिमोटसँ संचालित

अभिनेत्रीक देह

३७.प्रश्नकालमे

कालाहांडीक निवासीक भोजन आ मुसहरीक निवासीक

जलखै बेर-बेर नचैए आँखिक आगूमे

३८. तुलसी चौरा पर जरैत दीप

रोज साँझकेँ दीप जरबैत माय

दीप जरबैत छलीह आ कि स्वयंकेँ?

३९. मोसकिल भ' गेल अछि

इजोरिया रातिक निःशब्दामे विरहा सुनब

४०.अभिशप्त

निज गामकेँ पिकनिक स्पॉट बुझि

ओ अबैत छथिन गाम कोनो काज निकाल' वा

मोन बहटार'

मुदा आबतँ ताहू लेल लोक गाम नहि अबैत छथि। दुर्गा पूजामे छागरक बलि चढ़ेबाक कबुलाक पूर्तियो लेल कहाँ क्यो अबैत अछि आब।

४१. खुट्टी पर टाँगल झोरा

हरदम बोध करबैत छल पिताक उपस्थितिक।

४२.साँझ होइत गाममे

निरन्तर अस्पष्ट होइत जा रहल साँझक गाछ तर

साँझमे घुरल सुग्गा जकाँ

४३. मायक लेल किछु कविता

काँकोड़ सन होइत अछि माय

जकरा प्रसवक बाद ओकर बच्चे खा जैत छैक

४४. सप्पत

आबतँ साँचे लगैए झूठ सन

आ झूठे साँच सन

४५. प्राक् इतिहास

अदौ कालसँ दिमागक खोहमे नुड़िआइत

हमर असंख्य प्राक इतिहास

४६. रामभोग

आब चुनाव-नाथसँ शुरू करैए

अयोध्या नाच

४७.संबंध

हम कोना कहि सकब

अहाँ हमर किछु नहि लगैत छी मीता

४८.समयकँ अकानैत

एहि संग्रहक टाइटिल पद्य अछि ई कविता।

जतए छल कलमदान

ओतए एतेक रास शालिग्राम

किछुए दिनक बाद

गायब भ' जाइत अछि

हमर अपूर्णकविता अपूर्ण लेख

मेहनतिसँ ताकल किछु महत्वपूर्ण साक्ष्य

हिन्दी कवि मुक्तबोध मोन पड़ि जाइत छथि एहि पद्यसँ। एहि संग्रहक सभटा पद्य भावना आऽ स्मृतिसँ जुड़ल अछि। आब किछु तकनीकी विषय। एहि संग्रहमे मैथिलीक मानकताक विषय किछु पाछाँ रहि गेल अछि, जेना मैथिलीमे विभक्ति संगहि बाजल आऽ लिखल जाइत अछि, मुदा संग्रहक नामसँ लए सभटा पद्यमे कवि अपन हिन्दी शिक्षाक अनुरूपँ विभक्ति हटा कए लिखने छथि। अगिला संस्करणमे ई भाषायी असुद्धि दूर होएबाक चाही। जेना सुभाषचन्द्रजीक लेखनीमे सेहो मानकता किछु दोसर रूपँ आयल अछि। मुदा ध्वनि विज्ञानसँ ओऽ संबंधित अछि। श्री सुभाष जी ऐछ लिखैत छथि, मुदा मैथिलीमे "अछि" एकर उच्चारण होइत अछि "अ इ छ", हिन्दीमे ह्रस्व इ लिखल पहिने जाइत अछि मुदा बाजल बादमे जाइत अछि, देवनागरी वर्णक जेना लिखल जाइत अछि, तहिना बाजल जाइत अछि, ह्रस्व इ एकर अपवाद अछि। मुदा मैथिलीमे से नहि अछि। तहिना छै कँ छैक वा छञि, नै कँ नञि लिकल जएबाक चाही। पराशर जी मैथिलीक मैञा केर प्रयोग कएने छथि, मायक जे उच्चारण माञ कहने लिखने अबैत अछि, तकर दृष्टिसँ ई प्रयास स्तुत्य अछि। मुदा श्री सुभाषजी ( हुनकर कथा "विदेह" क एहि अंकमे ई-प्रकाशित अछि) अपन लेखनीमे मैथिलीक असल स्वरूप अनबाक लेल किंचित् प्रयोग कएने छथि, तकर किछु उद्देश्य अछि, मुदा पराशरजीक विभक्ति हटा कए लिखब मात्र टाइप दोष बनि रहि गेल अछि।

फेर दोसर गप जे ई पद्य संग्रह भावना आऽ स्मृतिक विस्फोट अछि, मुदा कखनो काल कए लगैत अछि जे हमरा सभ पद्य नहि गद्य पढि रहल छी, जापानी "हैबून" जेकाँ। से अपन पहिल पद्य संग्रहमे एतेक प्रतिभाक प्रदर्शन देने छथि पंकजजी जे हमरा सभ आसमे छी जे दोसर संग्रहमे ओऽ अपन लयबद्ध पद्यसँ हमरा सभकेँ झमारि देथि।

तेसर गप जे एहि पोथीमे आइ एस बी एन नम्बर नहि अछि। मैथिली प्रकाशनक सूचीबद्धता नहि भए पाबि रहल अछि, मुदा ई प्रायशः एहि दू-चारि सालमे प्रकाशित सभ मैथिली ग्रंथ सभक संग अछि।

आशा अछि कविक नव रचना शीघ्रा आयत।

१५.***मैथिली भाषापाक***

**इंग्लिश-मैथिली कोष**

**मैथिली-इंग्लिश कोष**

**इंग्लिश-मैथिली कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आऽ योगदान ई-मेल द्वारा** ggajendra@yahoo.co.in **वा** ggajendra@videha.co.in **पर पठाऊ।**

**मैथिली-इंग्लिश कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आऽ योगदान ई-मेल द्वारा** ggajendra@yahoo.co.in **वा** ggajendra@videha.co.in **पर पठाऊ।**

***१६. रचना लेखन-गजेन्द्र ठाकुर***

(अनुवर्तते)

ज्योतिरीश्वर शब्दावली

गोण्ठि- मलाह

कबार- तरकारी बेचनिहार

पटनिआ- मलाह

लबाल- लबरा

लौजिह- ललचाइत जीह बला

पेटकट- जकर पेट काटल छैक/ अनकर पेट कटैत अछि।

नाकट- नककट्टा

बएर- बदरीफल

बाबुर- बबूर

खुसा- शुष्क

चुसा- चोष्य

फरुही- मुरही/ लाबा

करहर- कुमुदक कन्द

मलैचा- मेरचाइ

सारुक- भँटा (श्वेत कुमुदक) कन्द

बोबलि- घेचुलि –खाद्य कन्द

बाँसी- वंशी

हुलुक- हुडुक्का (वाद्य यंत्र)

जोहारि – प्रणाम

तोरह – तौलह

बराबह- फुटा कए राखह

खुटी- महिला द्वारा कानक ऊर्ध्वभागमे पहिरए जायबला खुट्टी

सिङ्कली- सिकड़ी

चुलि- चूड़ी

त्रिका- माँग टीका

खञ्जरीट- खंजन पक्षी

**मैथिलीक मानक लेखन-शैली**

1. **जे शब्द मैथिली-साहित्यक प्राचीन कालसँ आइ धरि जाहि वर्त्तनीमे प्रचलित अछि, से सामान्यतः ताहि वर्त्तनीमे लिखल जाय- उदाहरणार्थ-**

| ग्राह्य | अग्राह्य |
|---|---|
| एखन | अखन,अखनि,एखेन,अखनी |
| ठाम | ठिमा,ठिना,ठमा |
| जकर,तकर | जेकर, तेकर |
| तनिकर | तिनकर।(वैकल्पिक रूपेँ ग्राह्य) |
| अछि | ऐछ, अहि, ए। |

2. निम्नलिखित तीन प्रकारक रूप वैक्लपिकतया अपनाओल जाय:
भ गेल, भय गेल वा भए गेल।
जा रहल अछि, जाय रहल अछि, जाए रहल अछि।
कर' गेलाह, वा करय गेलाह वा करए गेलाह।

3. प्राचीन मैथिलीक 'न्ह' ध्वनिक स्थानमे 'न' लिखल जाय सकैत अछि यथा कहलनि वा कहलन्हि।

4. 'ऐ' तथा 'औ' ततय लिखल जाय जत' स्पष्टतः 'अइ' तथा 'अउ' सदृश उच्चारण इष्ट हो। यथा- देखैत, छलैक, बौआ, छौक इत्यादि।

5. मैथिलीक निम्नलिखित शब्द एहि रूपे प्रयुक्त होयत:
जैह,सैह,इएह,ओऐह,लैह तथा दैह।

6. ह्रस्व इकारांत शब्दमे 'इ' के लुप्त करब सामान्यतः अग्राह्य थिक। यथा- ग्राह्य देखि आबह, मालिनि गेलि (मनुष्य मात्रमे)।

7. स्वतंत्र ह्रस्व 'ए' वा 'य' प्राचीन मैथिलीक उद्धरण आदिमे तँ यथावत राखल जाय, किंतु आधुनिक प्रयोगमे वैकल्पिक रूपैँ 'ए' वा 'य' लिखल जाय। यथा:- कयल वा कएल, अयलाह वा अएलाह, जाय वा जाए इत्यादि।

8. उच्चारणमे दू स्वरक बीच जे 'य' ध्वनि स्वतः आबि जाइत अछि तकरा लेखमे स्थान वैकल्पिक रूपैँ देल जाय। यथा- धीआ, अढ़ैआ, विआह, वा धीया, अढ़ैया, बियाह।

9. सानुनासिक स्वतंत्र स्वरक स्थान यथासंभव 'ञ' लिखल जाय वा सानुनासिक स्वर। यथा:- मैञा, कनिञा, किरतनिञा वा मैआँ, कनिआँ, किरतनिआँ।

10. कारकक विभक्त्तिक निम्नलिखित रूप ग्राह्य:-
हाथकेँ, हाथसँ, हाथेँ, हाथक, हाथमे।
'मे' मे अनुस्वार सर्वथा त्याज्य थिक। 'क' क वैकल्पिक रूप 'केर' राखल जा सकैत अछि।

11. पूर्वकालिक क्रियापदक बाद 'कय' वा 'कए' अव्यय वैकल्पिक रूपैँ लगाओल जा सकैत अछि। यथा:- देखि कय वा देखि कए।

12. माँग, भाँग आदिक स्थानमे माङ, भाङ इत्यादि लिखल जाय।

13. अर्द्ध 'न' ओ अर्द्ध 'म' क बदला अनुसार नहि लिखल जाय(अपवाद-संसार सन्सार नहि), किंतु छापाक सुविधार्थ अर्द्ध 'ङ' , 'ञ', तथा 'ण' क बदला अनुस्वारो लिखल जा सकैत अछि। यथा:- अङ्क, वा अंक, अञ्चल वा अंचल, कण्ठ वा कंठ।

14. हलंत चिह्न नियमतः लगाओल जाय, किंतु विभक्तिक संग अकारांत प्रयोग कएल जाय। यथा:- श्रीमान्, किंतु श्रीमानक।

15. सभ एकल कारक चिह्न शब्दमे सटा क' लिखल जाय, हटा क' नहि, संयुक्त विभक्तिक हेतु फराक लिखल जाय, यथा घर परक।

16. अनुनासिककेँ चन्द्रबिन्दु द्वारा व्यक्त कयल जाय। परंतु मुद्रणक सुविधार्थ हि समान जटिल मात्रा पर अनुस्वारक प्रयोग चन्द्रबिन्दुक बदला कयल जा सकैत अछि।यथा- हिँ केर बदला हिं।

17. पूर्ण विराम पासीसँ ( । ) सूचित कयल जाय।

18. समस्त पद सटा क' लिखल जाय, वा हाइफेनसँ जोड़ि क' , हटा क' नहि।

19. लिअ तथा दिअ शब्दमे बिकारी (ऽ) नहि लगाओल जाय।

20.

| | ग्राह्य | अग्राह्य |
|---|---|---|
| 1. | होयबला/होबयबला/होमयबला/ होयबाक/होएबाक | हेब'बला, हेम'बला |
| 2. | आ'/आऽ | आ |
| 3. | क' लेने/कऽ लेने/कए लेने/कय लेने/ ल'/लऽ/लय/लए | |
| 4. | भ' गेल/भऽ गेल/भय गेल/भए गेल | |
| 5. | कर' गेलाह/करऽ गेलह/करए गेलाह/करय गेलाह | |
| 6. | लिअ/दिअ | लिय',दिय',लिअ',दिय' |
| 7. | कर' बला/करऽ बला/ करय बला | करै बला/क'र' बला |
| 8. | बला | वला |
| 9. | आङ्ल | आंग्ल |
| 10. | प्रायः | प्रायह |
| 11. | दुःख | दुख |
| 12. | चलि गेल | चल गेल/चैल गेल |
| 13. | देलखिन्ह | देलकिन्ह, देलखिन |
| 14. | देखलन्हि | देखलनि/ देखलैन्ह |
| 15. | छथिन्ह/ छलन्हि | छथिन/ छलैन/ छलनि |
| 16. | चलैत/दैत | चलति/दैति |

| | |
|---|---|
| 17. एखनो | अखनो |
| 18. बढ़न्हि | बढन्हि |
| 19. ओ'/ओऽ(सर्वनाम) | ओ |
| 20. ओ (संयोजक) | ओ'/ओऽ |
| 21. फाँगि/फाङ्गि | फाइंग/फाइङ |
| 22. जे | जे'/जेऽ |
| 23. ना-नुकुर | ना-नुकर |
| 24. केलन्हि/कएलन्हि/कयलन्हि | |
| 25. तखन तँ | तखनतँ |
| 26. जा' रहल/जाय रहल/जाए रहल | |
| 27. निकलय/निकलए लागल बहराय/बहराए लागल | निकल'/बहरै लागल |
| 28. ओतय/जतय | जत'/ओत'/जतए/ओतए |
| 29. की फूड़ल जे | कि फूड़ल जे |
| 30. जे | जे'/जेऽ |
| 31. कूदि/यादि(मोन पारब) | कूइद/याइद/कूद/याद |
| 32. इहो/ओहो | |
| 33. हँसए/हँसय | हँस' |
| 34. नौ आकि दस/नौ किंवा दस/नौ वा दस | |
| 35. सासु-ससुर | सास-ससुर |
| 36. छह/सात | छ/छः/सात |
| 37. की | की'/कीऽ(दीर्घीकारान्तमे वर्जित) |
| 38. जबाब | जवाब |

| | | |
|---|---|---|
| 39. | करएताह/करयताह | करेताह |
| 40. | दलान दिशि | दलान दिश |
| 41. | गेलाह | गएलाह/गयलाह |
| 42. | किछु आर | किछु और |
| 43. | जाइत छल | जाति छल/जैत छल |
| 44. | पहुँचि/भेटि जाइत छल | पहुँच/भेट जाइत छल |
| 45. | जबान(युवा)/जवान(फौजी) | |
| 46. | लय/लए क'/कऽ | |
| 47. | ल'/लऽ कय/कए | |
| 48. | एखन/अखने | अखन/एखने |
| 49. | अहींकें | अहीँकेँ |
| 50. | गहींर | गहीँर |
| 51. | धार पार केनाइ | धार पार केनाय/केनाए |
| 52. | जेकाँ | जेँकाँ/जकाँ |
| 53. | तहिना | तेहिना |
| 54. | एकर | अकर |
| 55. | बहिनउ | बहनोइ |
| 56. | बहिन | बहिनि |
| 57. | बहिनि-बहिनोइ | बहिन-बहनउ |
| 58. | नहि/नै | |

59. करबा'/करबाय/करबाए

60. त'/त ऽ  तय/तए

61. भाय  भै

62. भाँय

63. यावत  जावत

64. माय  मै

65. देन्हि/दएन्हि/दयन्हि  दन्हि/दैन्हि

66. द'/द ऽ/दए

**किछु आर शब्द**

*मानक मैथिली_३*

*तका' कए तकाय  तकाए*

*पैरे (on foot) पएरे*

*ताहुमे  ताहूमे*

*पुत्रीक*

*बजा कय/ कए*

*बननाय*

*कोला*

*दिनुका दिनका*

*ततहिसँ*

*गरबओलन्हि  गरबेलन्हि*

*बालु बालू*

*चेन्ह चिन्ह(अशुद्ध)*

*जे  जे'*

*से/ के  से'/के'*

*एखुनका  अखनुका*

*भुमिहार भूमिहार*

*सुगर सूगर*

*झठहाक झटहाक*

*छूबि*

*करइयो/ओ करैयो*

*पुबारि पुबाइ*

*झगड़ा-झाँटी झगड़ा-झाँटि*

*पएरे-पएरे पैरे-पैरे*

*खेलएबाक खेलेबाक*

*खेलाएबाक*

*लगा'*

*होए- हो*

*बुझल बूझल*

*बूझल (संबोधन अर्थमे)*

*यैह यएह*

*तातिल*

*अयनाय- अयनाइ*

*निन्न- निन्द*

*बिनु बिन*

*जाए जाइ*

*जाइ(in different sense)-last word of sentence*

*छत पर आबि जाइ*

*ने*

*खेलाए (play) –खेलाइ*

*शिकाइत- शिकायत*

*ढप- ढ़प*

*पढ़- पढ*

*कनिए/ कनिये कनिञे*

*राकस- राकश*

*होए/ होय होइ*

*अउरदा- औरदा*

*बुझेलन्हि (different meaning- got understand)*

*बुझएलन्हि/ बुझयलन्हि (understood himself)*

*चलि- चल*

*खधाइ- खधाय*

*मोन पाड़लखिन्ह मोन पारलखिन्ह*

*कैक- कएक- कइएक*

*लग ल'ग*

*जरेनाइ*

*जरओनाइ- जरएनाइ/जरयनाइ*

*होइत*

*गड़बेलन्हि/ गड़बओलन्हि*

*चिखैत- (to test)चिखइत*

*करइयो(willing to do) करैयो*

*जेकरा- जकरा*

*तकरा- तेकरा*

*बिदेसर स्थानेमे/ बिदेसरे स्थानमे*

*करबयलहुँ/ करबएलहुँ/करबेलहुँ*

*हारिक (उच्चारण हाइरक)*

*ओजन वजन*

*आधे भाग/ आध-भागे*

*पिचा'/ पिचाय/पिचाए*

*नञ/ ने*

*बच्चा नञ (ने) पिचा जाय*

*तखन ने (नञ) कहैत अछि।*

*कतेक गोटे/ कताक गोटे*

*कमाइ- धमाइ कमाई- धमाई*

*लग ल'ग*

*खेलाइ (for playing)*

*छथिन्ह छथिन*

*होइत होइ*

*क्यो कियो*

*केश (hair)*

*केस (court-case)*

*बननाइ/ बननाय/ बननाए*

*जरेनाइ*

*कुरसी कुर्सी*

*चरचा चर्चा*

*कर्म करम*

*डुबाबय/ डुमाबय*

*एखुनका/ अखुनका*

*लय (वाक्यक अतिम शब्द)- ल'*

*कएलक केलक*

*गरमी गर्मी*

*बरदी वर्दी*

*सुना गेलाह सुना'/सुनाऽ*

*एनाइ-गेनाइ*

*तेनाने घेरलन्हि*

*नञ*

*डरो ड'रो*

*कतहु- कहीं*

*उमरिगर- उमरगर*

*भरिगर*

*धोल/धोअल धोएल*

*गप/गप्प*

*के के'*

*दरबज्जा/ दरबजा*

*ठाम*

*धरि तक*

*घूरि लौटि*

*थोरबेक*

*बड्ड*

*तोँ/ तूँ*

*तोँहि( पद्यमे ग्राह्य)*

*तोँही/तोँहि*

*करबाइए करबाइये*

*एकेटा*

*करितथि करतथि*

*पहुँचि पहुँच*

*राखलन्हि रखलन्हि*

*लगलन्हि लागलन्हि*

*सुनि (उच्चारण सुइन)*

*अछि (उच्चारण अइछ)*

*एलथि गेलथि*

*बितओने बितेने*

*करबओलन्हि/ करेलखिन्ह*

*करएलन्हि*

*आकि कि*

*पहुँचि पहुँच*

*जराय/ जराए जरा' (आगि लगा)*

*से से'*

*हाँ मे हाँ (हाँमे हाँ विभक्तिमे हटा कए)*

*फेल फैल*

*फइल(spacious) फैल*

*होयतन्हि/ होएतन्हि हेतन्हि*

*हाथ मटिआयब/ हाथ मटियाबय*

*फेका फेंका*

*देखाए देखा'*

*देखाय देखा'*

*सत्तरि सत्तर*

*साहेब साहब*

VIDEHA FOR NON RESIDENTS

1.VIDEHA MITHILA TIRBHUKTI TIRHUT

**2.**THE COMET- English translation of Gajendra Thakur's Maithili Novel Sahasrabadhani translated by Jyoti.

| YEAR 2008-09 FESTIVALS OF MITHILAमिथिलाक पाबनि-तिहार | | | |
|---|---|---|---|
| Year 2008 ashunyashayan vrat- 19 july अशून्यशयन व्रत | mauna panchmi- 23 july मौना पंचमी | madhusravani vrat samapt 4 august मधुश्रावनी व्रत समाप्त | nag panchmi 6 august नाग पंचमी |
| raksha bandhan/ sravani poornima 16 august रक्षा बन्धन श्रावनी पूर्णिमा | kajli tritiya 19 august कजली त्रितीया | sri krishna janmashtami- 23 august श्रीकृष्ण जन्माष्टमी | srikrishnashtami 24 august श्रीकृष्णाष्टमी |
| kushotpatan/ kushi amavasya 30 august कुशोत्पाटन / कुशी अमावस्या | haritalika vrat 2 september हरितालिका व्रत | chauth chandra 3 september चौठ चन्द्र | Rishi panchmi 4 september ऋषि पंचमी |
| karma dharma ekadasi vrat 11 september कर्मा धर्मा एकादशी व्रत | indrapooja arambh 12 september इन्द्रपूजा आरम्भ | anant pooja 14 september अनंत पूजा | agastya ardhdanam 15 september अगस्त्य अर्धदानम |
| pitripaksh aarambh 16 september पितृपक्ष आरम्भ | vishvakarma pooja 17 september विश्वकर्मा पूजा | indr visarjan 18 september इन्द्र विसर्जन | srijimootvahan vrat 22 september श्री जीमूतवाहन व्रत |

| | | | |
|---|---|---|---|
| | | | |
| matrinavmi 23 september मातृनवमी | somaavatee amavasya 29 september सोमावती अमावस्या | kalashsthaapana 30 september कलशस्थापन | vilvabhimantra/ belnauti 5 october विल्वाभिमंत्र/ बेलनौति |
| patrika pravesh 6 october पत्रिका प्रवेश | mahashtami 7 october महाष्टमी | mahanavmi 8 october महानवमी | vijayadasmi 9 october विजयादशमी |
| kojagra 14 october कोजगरा | dhanteras 26 october धनतेरस | deepavali- diyabati-shyamapooj a 28 october दीयाबाती/ श्यामापूजा/ दीयाबाती | annakuta-govardhan pooja 29 october अन्नकूट गोवर्धन पूजा |
| bratridvitiya/ chitragupt pooja 30 october भ्रातृद्वितीया | khashthi kharna 3 november षष्ठी खरना | chhathi sayankalika arghya 4 navamber छठि सायंकालिक अर्घ्य | samaa pooja arambh-chhathi vratak parana 5 november सामा पूजा आरम्भ/ छठि व्रतक पारना |
| akshaya navmi 7 november अक्षय नवमी | devotthan ekadasi 9 november देवोत्थान एकादशी | vidyapati smriti parv11 november विद्यापति स्मृति पर्व कार्तिक धवल त्रयोदशी | kaartik poornima 13 november कार्तिक पूर्णिमा |
| shanmasik ravi vratarambh 30 november षाणमासिक रवि व्रतारम्भ | navan parvan 4 dec. नवान पार्वन | vivah panchmi 2 december विवाह पंचमी | |
| | | | |
| Year 2009 makar sankranti 14 january मकर संक्रांति | narak nivaran chaturdasi 24 january नरक निवारण चतुर्दशी | mauni amavasya 26 january मौनी अमावस्या | sarasvati pooja 31 january सरस्वती पूजा |
| achla saptmi- 2 february | mahashivratri vrat 23 | janakpur parikrama 26 | holika dahan 10 march |

| | | | |
|---|---|---|---|
| अचला सप्तमी | february महाशिवरात्रि व्रत | february जनकपुर परिक्रमा | होलिका दहन |
| holi/ saptadora11 march होली सप्ताडोरा | varuni yog 24 march वारुणि योग | vasant/ navratrarambh 27 march वसंत नवरात्रारम्भ | basant sooryashashthi/ chhathi vrat 1 april बसंत सूर्यषष्ठी/ छठि व्रत |
| ramnavmi 3 april रामनवमी | mesh sankranti 14 april मेष संक्रांति | jurisital 15 april जूड़िशीतल | akshya tritiya 27 april अक्षय तृतिया |
| shanmasik ravivrat samapt 3 may षणमासिक रविव्रत समाप्त | janki navmi 3 may vatsavitri 24 may जानकी नवमी | gangadashhara 2 june गंगादशहरा | somavati amavasya 22 june सोमवती अमावस्या |
| jagannath rath yatra 24 june जगन्नाथ रथयात्रा | saurath sabha arambh 24 june सौराठ सभा आरम्भ | saurath sabha samapti 2 july सौराठ सभा समाप्ति | harishayan ekadashi 3 july हरिशयन एकादशी |
| aashadhi guru poornima 7 july आषाढ़ी गुरु पूर्णिमा | | | |

**१७. VIDEHA FOR NON RESIDENT MAITHILS**

VIDEHA MITHILA TIRBHUKTI TIRHUT---

Before King Nanyadeva Kirtivarma and Nrigavarma of the Karnat family ruled over some parts of Mithila.King Nriga was patron of Vachaspati.

Kirtivartnan I reigned from A.D. 567-68 to 597-98 and conquered Vatiga, Anga, Kalinga and other provinces of North India, later on Nrigvarman occupied a portion of Mithila.
Inscriptions relating to the Kadamb Kings of Goa .An inscription calls him descended from Trilocanakadamba.Kamala-devi the wife

of the Permadi established seats of learning in many parts of the kingdom where Vedas, Vedangas, Nyaya, Mimamsa. Sankhya-yoga, Vedanta, Smriti, Itihasas and Puranas were taught besides astronomy.

Nanyadeva (A D 1097-1143) obtained the kingdom of Mithila in return for a tribute of I lakh, he calls himself " Mithilesvara " in his work on music. With founding of village Koili-Nanhapura (Nanyapura) near NehraRaghopur ,Sakri his seat of government was Sivarampura-Simraon a village situated in Nepal 10 kms. North of the Purnahia factory in the Motihari Sub-division. He ruled for thirty six years in Mithila between the powerful Gahadwalas of Kasi and Senas of Magadha and Bengal. He clashed with Vijaya-sena, battle near Supaul and Nanyadeva was defeated in it. But his son Gangadeva and Malladeva defeated Vijayasena and towns of Malladiha and Gadgapar Rajani were established. Nanyadeva' s minister was Sridhara Kayastha.

Nanyadeva wrote Sarasvati-bridaya Kanthahara, a work on music.Gangadeva (A.D. 1133-1174) secceded Nanyadeva. He introduced the system of fiscal divisions or parganas for the purposes of revenue administration. One tank near Laheriaserai and another in Anhara-Tharhi were constructed by him.
His brother ruled over Nepal.Malladeva another son of Nanyadeva is known through Vidyapati's Purushapariksha, the Yuddhavira. Malladeva served under Jayachandra of Kanauj .

Narasimhadeva I (A.D 1174-1226)succeded Gadgadeva. Called Satyavira by Vidyapati in his Purushapariksha. He quarreled with his kinsman, the king of Nepal and Mithila and Nepal were separated.Tughril Tughan (A.D. 1232-44) raided Tirhut. Ghias-ud-din I Uddin undertook an expedition to Mithila.

Ramasimhadeva came to the throne in 1226 A D. During his time commentaries on the Vedas were compiled. Village officers were appointed.Shaktisimhdeva (AD.1284-12.96) succeeded his father in 1284 A.D. his seat of government was near modern Sakri Railway Station. Harisimhadeva (A. D. 1296-1323) He was one of the most famous kings of Mithila. He reorganised the social hierarchy of Maithil Brahmanas.In 1323 the Emperor of Delhi, Ghiyasuddin Tughlaq (A.D. 1320-1325) conquered Tirhut.Sultan Haji Shamsuddin of Bengal founded Hajipur and Shamsuddinpur (Samastipur) extended his conquests to Tirhut and Champaran while going to Nepal. In A.D. 1352 Firuz Tughlaq became angry and crossed Kosi and drove out Ilyas from Tirhut.Matisinha, Saktisinha and Syatirasimha ruled Mithila. The daughter of Syamasidhadeva is said to have been married to a descendant of the family of Mallas, who took over the rule of Nepal from the Karnata dynasty.The Sarqui rulers of Jannpur ruled over the greater part of North Bihar in the first half of the 15th centuries.

**English Translation of Gajendra Thakur's Maithili Novel Sahasrabadhani by Smt. Jyoti Jha Chaudhary**

***Jyoti Jha Chaudhary, Date of Birth: December 30 1978,Place of Birth- Belhvar (Madhubani District), Education: Swami Vivekananda Middle School, Tisco Sakchi Girls High School, Mrs KMPM Inter College, IGNOU, ICWAI (COST ACCOUNTANCY); Residence- LONDON, UK; Father- Sh. Shubhankar Jha, Jamshedpur; Mother- Smt. Sudha Jha- Shivipatti. Her Mithila Paintings have been displayed by Ealing Art Group at Ealing Broadway, London.***

**Jyoti received editor's choice award from www.poetry.com and her poems were featured in front page of www.poetrysoup.com for**

**some period.**

SahasraBarhani:The Comet 

Year 1885: A boy was born in Jhingur Thakur's house. It was the same year when an historical event of formation of Congress Party was to be held later on. British rule could be said successful in establishing itself strongly in India. It was the period when the Indian rulers started feeling proud of being associated with British. Congress was noticeable in those days because of its disturbing attitude in the field of education. Ultimately, Congress had got recognition as assurer of undisturbed future to an Indian government compromising its freedom to British rule. To change its image of acceptor of the on going interference rather dominance of British rule, the Congress was to immerge as a revolutionary reformer. However, Sanskrit was dominating language but it was impossible to get a government job without learning English. The scope of government jobs rendered by Indians were related as well as limited to collecting money from Indian rulers. And, a post called Kirani Babu occupied by British people also immerged later on.

In such social condition the boy was kept away from the language of Sanskrit. English was not in use in Maithil families and that is why they were one generation backward in those days. But Jhingur Babu arranged a teacher from Kolkata to educate his son. A Bengali Teacher taught the boy English in Darbhanga afterwards. It was the effect of such education that Kalit became an expert orator with enchanting wittiness. The boy whom Jhingur Babu had seen as a newborn infant smiling while sleeping, then crawling and then toddling is now being educated. He remembered how the baby Kalit was bumping like a frog while learning how to crawl. That memory of his son brought a smile in his face. His wife asked him about the reason of that smile. After being failed in hiding the reason he told everything to his wife. That was enough reason to make the couple exploring the past, the childhood of their son.

"Once Kalit was crawling in the courtyard and after crossing the courtyard when he found pebbles he started crawling by lifting his knees up", recalled his wife.

"One day I found him trying to stand on window by holding the wall. I decided to leave him trying. He couldn't succeed two times and fell down on the bed. His hands couldn't reach the windows but in his third attempt he jumped high enough to get a grip in

widow and stood straight", Jhingur Babu remembered.

"I was counting something oneday, suddenly a sound of oo followed when I said two. I repeated the word and my sound was followed by that sound again then I realised that Kalit was copying me."

"One day after returning from field, I took bathe and ate lunch, and then I cleared my throat by making some sound. Kalit copied the same sound. When I looked back I found him playing with ball. I repeated my sound and he again copied me. I didn't tell him anything but I understood that he is copying me. Everyone in guest hall started laughing. They started making such sound and Kalit didn't stop copying them each time in his unique style. How old was he at that time- nine or ten months"

"And what I told you, at that time he must be six or seven months old", said his wife. She was speaking to him directly when only two of them were having their private conversation; she was talking in different way in front in front of her in-laws or other person. Jhingur Babu was also not different from her and he was also talking in third person in presence of others. Everything remains normal in privacy. Jhingur Babu smiled again, vowed to keep Kalit out from this culture, afterall he should realise how backward is his father. Wife again questioned about his laughter but he didn't disclose anything this time and went to outside.



*सिद्धिरस्तु*